देखनिहारो अछि। कियो कैसियोबलाकेँ देखैए तँ कियो ठेकैताकेँ, कियो नचनिहारक नाच देखैए तँ कियो ओकर कानक झूमकाकेँ। गौनिहारक अवाज सुनैए कि ओकर मुँह देखैए..!

नूनक पोटरी पत्नीकेँ दैत गुलटेन बाजल-

"बाबूक बरखी काल्हिए छी। बिसैर गेल छेलौं। केश कटौने अबै छी। ताबे अहाँ बरखी-ले जे चाउर रखने छी, ओकरा निकालि रौदमे पसाइर दियौ। राहैड़ सेहो उलबए पड़त। बेरू-पहर तीमन-तरकारी आ मसल्ला हाटसँ लऽ आनब। दूध तँ आइए पौड़ल जाएत। ओना, अम्हौरपर सौंझुको दूध जनैम जाएत।"

पतिक बात सुनि मुनिया बजली-

"एहेन अहाँ बिसराह जे छी से सभ काज चौबीसमा घड़ीमे सम्हरत! ने कुटुमकेँ नोत देलौं आ ने बेटी-जमाएकेँ खबैर देलिऐन।"

"अच्छा सभ हेतइ। अनजान-सुनजान महाकल्याण। बाबू कोनो अधरमी रहैथ जे कोनो बाधा हएत। उगलाहा सभ देखबो करै छैथ आ पारो लगौता।"

कहि, गुलटेन केश कटबए विदा भेल। केश कटा बरखीक जानकारी आ सबजना नोत दऽ चोट्टे घुमि गेल।

काजमे गुलटेन जेहने होशगर, माने लूरिगर तेहने बिसराहो। ई सभ बुझैत। उजड़ल गाम केना बसत। दरिद्र गाम केना सुभ्यस्त बनत, ऐ कलाक प्रदर्शन गुलटेनक काज देखबैत। अनाड़ीकेँ काजक लूरि सिखाएब, हनपटाह गाए-महींस दूहब, डरबुक-सँ-डरबुक गाएकेँ बहाएब माने साँढ़ लग लऽ जा पाल खुआएब, घोरनोबला आ चुट्टियाहो गाछपर चढ़ि आम तोड़ब, झोंझगर बाँसमे पत्ता तोड़ब, सुरुंगवा शीशो पाँगब, सुआगर घर छाड़ब, सक्कत खेत जोतब, पनिगर खेतमे धान रोपब, सांङ्गिपर ढेंग उठाएब, दुखताहकेँ खाटपर उठा डॉक्टर ऐठाम लऽ जाएब,

फड़काह बच्छाकेँ पटैक नाथब, हर लगाएब इत्यादि काज समाजमे केकरो कऽ दइत। करबो केना ने करैत? एकरे तँ अपन बपौती सम्पैत बुझैए।

बरखी-भोजक चर्चा जनीजातिक माध्यमसँ सगरे गाम पसैर गेल। अपन दायित्व बुझि एका-एकी मरदो आ स्त्रीगणो गुलटेन ऐठाम आबए लगली। जहिना अनका ऐठाम काज भेने गुलटेनो बिनु कहनौं पहुँच जाइए तहिना समाजोक लोक आबए लगलैन...।

रवियापर नजैर पड़िते गुलटेन बाजल-

"रबी, तोरा ऐठाम तँ जाइए-ले छेलौं। भने आबिए गेलह। बहुत दिन जीबह।"

रविया-

"किए भैया? अखने फोकचाहावाली काकी आँगनमे बजली; तब बुझलौं।"

"ठीके बुझलहक। बिसैर गेल छेलौं। दोकानपर झिंगुर काका मन पाड़ि देलैन। मुदा काज तँ कल्हुका बदला परसू नइ हएत।"

"हमरा बुते जे हेतह तइमे पाछू थोड़े हेबह।"

"चाउर-दालि तँ घरेमे अछि। तेल-मसल्ला, तरकारी हाटेपर सँ लऽ आनब मुदा पंचकेँ दुइयो कौर दही नै खुएबैन से नीक हएत?"

"सौंझुका दूध अपनो रहत आ किसुनोसँ लऽ लेब। केते दूध पौड़बहक?"

"दू मन चाउर रान्हब। आधोमन तँ दही चाही।"

"अदहा मन सँ हेतह?"

"अपना सभमे दहीए केते परसल जाइए। गरीब लोक अन्ने बेसी खाइए। दूध-दही आकि फल-फलहरी खाइयो चाहत से आनत केतए-

सँ।”

“हँ, ई तँ ठीके कहलह। हम तँ कहबह जे तरकारियो किए हाटपर सँ अनबह। अखन तँ सबहक चारपर सजमैन-कदीमा आ बाड़ीमे भँट्टा अछिए। तइले पाइ किए खर्च करबह। औगताइमे अदौरी बनौल नै हेतह। बैगन आ अदौरी नै बनेबह से केहेन हएत?”

“मन होइए जे बड़-बड़ीक ओरियान करी।”

“तों सनैक गेलह हेन। बड़-बड़ीक घाटि केते मेठनियाँ होइए से बुझै छहक।”

“हँ, से तँ ठीके कहलह।”

“अखन जाइ छिअ। दहीसँ निचेन भऽ जाह। काल्हि दुपहरमे ने काज हेतह, आकि पुजौनिहारो औथुन।”

“अपना सभमे केते पुजौनिहारकेँ देखै छहक। जतिया आगू कोनो पतिया लगै छइ।”

भगिन-पुतोहु दालि दर्ड़ैले अबै छेली। डेढ़ियापर अबिते गुलटेनपर नजैर पड़लैन। मुँह बिजकबैत बजली-

“बुढ़ा, अपनो मरता आ दोसरोकेँ जान मारथिन। काल्हि-परसू ई सभ काज होइतै।”

कहि दालिक मुजेला लऽ जाँत दिस बढ़ली।

गोसाँइ डुमिते भजनाक संग सिंहेसरी पहुँचल। अपना माथपर पहिरैबला कपड़ा आ अल्लूक मोटरी आ भाइक माथपर चाउर-दालिक मोटरी। बिनु छँटले चाउर आ गोटे दालि। आँगन पहुँच सिंहेसरी कानल नहि, माए-बाप लग बेटीक कानब तँ सिनेहक होइ छइ। मुदा सिंहेसरीक मन तखनेसँ लहकल जखने भजना बरखीक चर्चा केलक। मनमे उठै जे अपना खुट्टापर लगहैर महींस अछि, बरखी सन काजमे जँ एक्को कराही

दही नै लऽ जाएब से केहेन हएत..?

ओसारपर मोटरी रखि माएसँ झगड़ा शुरू केलक-

“अँइ गे बुढ़िया, हमरा कोनो आए-उपए नइए जे काल्हि बाबाक बरखी छिऐन आ आइ तूँ अबैले कहलेँ?”

तैबीच गुलटेन सेहो हाटसँ आबि गेल। माथपर मोटरी रहबे करै तखने मुनिया सिंगहेसरीकेँ कहलक-

“दाइ, हमर कोन दोख, मासे-मास जे छाया करैत एलौं तेकर ठेकाने ने रहल। बापो तेहेन बिसराह छथुन जे बिसैर गेलखुन। आइए बुझलौं।”

माइक जवाब सुनि सिंहेसरीक तामस पिता दिस बढ़ए लगल। मुदा मुँह-झाड़ि बाजब उचित नइ बुझि माएकेँ अगुअबैत बाजल-

“जाबे बाबा जीबै छला ताबे केते मानै छला। आब जखन ओ नै छैथ तखन हुनकर किरिया-करम छोड़ि देबैन। एगारहो गोरेक तँ ओरियान करि कऽ अबितौं।”

बेटी आ पत्नीक बात गुलटेन चुपचाप सुनैत रहल। कखनो मनमे उठै जे गलती हमरे भेल। फेर होइ जे कोनो काज करै-काल ने उनटा-पुनटा भेने गल्ती होइ छइ। मुदा हम तँ बिसैर गेल छेलौं। ..सामंजस करैत गुलटेन बाजल-

“पाहुन किए ने एलखुन?”

सिंहेसरी बाजल-

“से तूँ नइ बुझै छहक जे नोकरिया-चकरियाक घर छी जे ताला लगा देबै आ विदा भऽ जाएब। दुनू परानी लगल रहै छी तखन तँ एक्को क्षणक छुट्टी नै होइए। ढेनुआर महींसकेँ छोड़ि कऽ दुनू गोरे केना अबितौं।”

बेटीक बात सुनि मुनिया बाजली-

“ऐ घर ओइ घरमे कोन अन्तर अछि। तोरा लिए जेहने ई तेहने उ। अहूठीम तँ दहीक ओरियान भइये रहल हेन। तइले तोरा किए मनमे दुख होइ छौ। हम तोहर माए छियौ। कोनो आइयेक छिऐ, आकि सभ दिनेक बिसराह छथुन। तइले तामस किए होइ छह। मोटरी सभकेँ खोलि-खोलि चीज-वौस ओरिया कऽ राखह। पहिने पएर धोइ गोसाँइकेँ गोड़ लगहुन।”

पत्नी आ बेटीकेँ शान्त होइत देख गुलटेन मुस्की दैत बाजल-

“गाममे जेकर काज हम केने छी ओ कि हम्मर नै करत। केते भारी काजे अछि।”

घरक गोसाँइकेँ गोड़ लगि सिंहेसरी पिताकेँ गोड़ लगैले बढ़ल कि गुलटेनक आँखि सिमसिमा गेल। सिमसिमाएल मने बाजल-

“बुच्ची, कोनो चीजक दुख-तकलीफ तँ ने होइ छह?”

हँसैत सिंहेसरी बाजल-

“बाबाक बात कान धेने छी। हाथ-पएर लड़बै छी, सुखसँ दिन कटैए।”

भोजमे खूब जश गुलटेनकेँ भेल। भरि-दिन एमहर-दौड़ तँ ओमहर-ताकमे दुनू परानी लगल रहल। मुनियाक छाती केराक भालैर जकाँ कँपैत रहलैन। बिना अन्ने-पानिक भरि दिन खटैत रहली। जेना भुख-पियास केतौ पड़ा गेल। मुदा भोजक जश दुनू परानी गुलटेनकेँ, जहिना ऊसर खेतमे कूश लहलहाइत तहिना लहलहा देलक। पिताकेँ सिंहेसरी कहलक-

“बाबू, सभ काज सम्पन्न भऽ गेल। आब अपनो सभ खा लए।”

खेला-पीला पछाइत गुलटेनक मनमे सिनेमाक रील जकाँ सभ काज नाचए लगल- ठीके ने लोक कहै छथिन जे जे जेहेन करत से तेहेन

पौत। जहिना बाबूक मन शुद्ध छेलैन तहिना ने हेतैन। आ-हा-हा! ओंगरी पकैड़-पकैड़ घर बन्हैक लूरि सिखौलैन! जीबले बारहो मासक काज सिखौलैन..!

मने-मन गुलटेन पिताकेँ स्मरण करैत गोड़ लगलक।

❑ **साभार : अर्द्धांगिनी**

# दादी-माँ

सत्तैर बर्खक दादी-माँकेँ अखनो वहए चुहचुही गाममे बुझि पड़ै छैन जे चुहचुही सासुरमे सभकेँ बुझि पड़ैत। जइ दिन रंगल वस्त्र, भरल पेट, काजर लगौल आँखिसँ गाम देखलैन ओ जीते-जी केना बिसैर जेती।

ओना, दादी-माँकेँ परिवारमे दू पीढ़ीसँ मुखतियारी चलि अबैत मुदा पलखैतक दुआरे ऐ बातपर नजैरे ने कहियो गेलैन। कारणो अछि जे दू तरहक जिनगी लोककेँ भेटै छै, एककेँ बनल-बनाएल आ दोसरकेँ टुटल-फुटल। टुटल-फुटल घरकेँ दादी-माँ सभ दिन चिकने करैमे लागल रहली तँए सासुरक सुख दिस धियाने ने गेलैन। एक तँ औहुना जे कुरसीपर बैस जाइए ओ थोड़े बुझै छै जे कुरसीक पुवरियो पार छै आ पछवरियो पार। तँए जिनगीकेँ तीनू पार देखैक लूरि हेबाक चाही। मुदा से दादी-माँ केँ नइ छैन, परिवारक सबहक धौजैन सुनैक अभ्यस्त छैथ तँए आश्वासन तँ सभकेँ दइते छथिन मुदा जे पहिने बिसरै। सत्तैर बर्खक अपनाकेँ नै बुझि दादी-माँकेँ छोड़ल केचुआ जकाँ लहलही छैन्हे। तहूमे कोरा-काँखकेँ सभ दिन बच्चा सभकेँ लैत रहली तँए रहबो किए नै करतैन।

छह बर्ख पहिने परिवारमे एकटा गाए एलैन। जहिना मनुखसँ लऽ कऽ बाध-बोन धरि लक्ष्मी छिड़ियाएल छैथ तहिना दादी-माँ गाएकेँ बुझि सेवा करए लगली। थैर-गोबर अपन काजक सूचीमे लऽ लेलैन। छबे

बर्खक दौड़मे आइ दसटा गाए खुट्टापर छैन। पहिने एकटाकेँ थैर-गोबर करैक अभ्यास छेलैन अखन दसटा-क भऽ गेल छैन, किए मनक चुहचुही कमतैन।

ओना, अखन धरि सभ तूर परिवारक काजमे सटि चलै छैन मुदा दुनू पुतोहुओ आ भाइयोमे खटपट हुअ लगलैन से भनक छैन मुदा जेकरा जे मनमे हेतै से तेहेन पाऔत, तँए धैनसन। दुनू बेटो आ पुतोहुओक बीच उठैत विवादक कारण पिता–शिवशंकर–नीक जकाँ बुझैत रहथिन। जैठाम लाखक विधायक, सांसद, वेपारी, ठीकेदार करोड़मे कुदि अरबमे टहैल रहल अछि, तैठाम मनक उछाल सोभाविके। तँए शिवशंकर गुम्म छला।

जहिना दृष्टिकूट विश्राम बेर होएत तहिना दादी-माँकेँ बुझि पड़लैन। पति–शिवशंकर–सोझहासँ गुजैरते रहैथ कि दुनू बेटा, ताल ठौकैत पहुँचलैन। दुनू बेटाकेँ देख अधरस्तेपर दादी-माँ अँटैक गेली। शिवशंकर पुछलखिन-

“तोरा दुनू भाँइक बीच एना किए होइ छह?”

पिताक प्रश्नसँ दुनू भाँइ प्रकाशो आ जोगियो एक दोसरपर दोख मढ़ए लगल। तही बीच आँगनमे दुनू पुतोहुओ डंका पीटए लगली। शिवशंकर बुझि गेला जे अँगनेक आगि असमसान तक जाइ छइ। भार हटबैत शिवशंकर दुनू भाँइकेँ कहलखिन-

“माएसँ पुछि लहक?”

अपना-अपनीकेँ प्रकाशो आ जोगियो दुनू भाँइ बाँहि पसारैत दादी-माँकेँ पुछलक-

“माए, तूँ केनए?”

गरमाएल साँस छोड़ैत दादी-माँ बजली-

“केम्हरो नहि, अपने दिस।”

शिवशंकरो आ दादियो-माँ, दुनू बेकती विचारए लगलैथ जे समय एहेन दुरकाल बनि रहल अछि जे रातिक कोन बात जे दिनोमे सुरक्षित रहब कठिन भऽ गेल अछि, तैठाम घरेमे कुकुर-कटौज करत तँ जानत अपने। आब कि जीबैक कोनो लिलसा अछि, कमाइ छी खाइ छी।

❑ **साभार : बजन्ता-बुझन्ता**

# कचहरिया भाय

कचहरिया भायकेँ देखते नीरस टोकलकैन-

"भाय, ओहूँकेँ कचहरिया-उतरी भरिसक नहियेँ उतरत?"

कचहरिया भाय आ नीरस लंगोटिया संगी। भरिसक नै साल तँ महिने, नइ महिना तँ दिने, नइ दिन तँ घन्टे-मिनटक नीरसे पैघ हेतैन। जिनका जनम-टिप्पैन लिखाएल हेतैन तिनका ने आ जिनका नइ लिखाएल हेतैन ओ तँ अपने टीपत...।

कचहरिया-भाय बच्चेसँ चँगला से नीरसमे कम छल। जहिना बौगला पोखैर वा पानिक किनछैर धड़ैत तहिना एकठाम रैन-बसेरा रहितो कचहरिया-भाय कचहरीक लाट पकैड़ लेलकैन। नीरसक प्रश्न कचहरिया भाइक मन हौंर देलकैन। दुनियाँ बड़ीटा छै, झूठ-सच चलिते रहतै। चलबो केना नै करतै, कोनो की अन्हार-इजोत एकदिना छी जे ओरा जाएत? तखन तँ भेल जेतए छी तेतए कुहेसकेँ भगा कऽ राखी। तहूमे नीरस लंगोटिया भैयारी छी, कोन दिनक कोन गप एहेन हएत जे नै बुझल हेतैन। रसे-रसे मनकेँ सोझ करैत बजला-

"बौआ नीरस, रहल तँ रस नइ तँ बेरस। आब अपना सभ अन्तिम घाटक घटवार भेलौं। भगवान तोरा सन बेटा सभकेँ देथुन जे कन्हाक

भार उताइर अपना कन्हापर लऽ लेलक।"

आगूक बात बजैले कचहरिया भाइक ठोर पटपटाइते रहैन कि बिच्चेमे नीरस टोकि देलकैन-

"अहाँक बेटा की दब छैथ?"

जेना कचहरिया भाइक छाती चहैक गेलैन। फुटल कसताराक दही जकाँ मुहसँ निकललैन-

"रसगुल्ला रसक चहैट शुरूहेसँ लगि गेल जे अपनो बुझै छी। हलवाइक कुकुर जकाँ एक्कोटा रुइयाँ देहमे नै अछि मुदा चहैटो तँ चुहैट कऽ चोहटबे करत।"

बाल-बोध जकाँ नीरस मनकेँ फुसलबैत-बहलबैत कहलकैन-

"अच्छा भाय, एकटा कहू जे जुआनी आ बुढ़ाड़ीमे की बुझि पड़ैए?"

सह पबैत कचहरिया-भाय भगैतक पलगाँइ जकाँ बजला-

"गेल रे जुआनी फेर केतए पएब!"

नहलापर गुलाम फेकैत नीरस भाय बजला-

"कृपा पाबि कियो मूकसँ वाचाल बनैए तँ कियो वाचालसँ मूक..!"

मुड़ी डोलबैत दुनू गोरे जिनगीक कुंज भवनमे घुमए लगला।

❑ **साभार : बजन्ता-बुझन्ता**

# एक दिन

चौमुहानीपर ठाढ़ भेल कोनो यात्रीकेँ जहिना चारू दिससँ अबैत गाड़ी-सवारी बाट रोकि दैत, तहिना लाल भायकेँ सेहो भेलैन। एक संग चारिटा काज आगूमे आबि ठाढ़ भऽ गेलैन। ओना, जँ चारू काज आगू-पाछू रहैत तरखन तँ कोनो प्रश्ने नहि भेल, मुदा से नइ एक समयमे चारू काज चारि दिससँ चौमुहानीपर ठाढ़ भेल यात्री जकाँ घेर लेलकैन। करब चारूकेँ छैन, छोड़ैबला एकोटा ने। निराश भेल लाल भाइक एक मनकेँ दोसर मन आस दैत कहलकैन»

“अरे, धीर मन चल।”

कानमे पड़िते लाल भाइक मन सुगबुगेलैन। सुगबुगाइते बुझि पड़लैन जे चारू काजकेँ सेरिया-बटिया पकैड़ करब तँ समैयक संग चारू काज निमाहि लेब। मुदा जहिना एकटा पढ़ल-लिखल लोक सन विचारमे विचरन करैत अबोधो सबोध बनि निच्चासँ ऊपर तक, पेनीसँ कान तक वा जड़िसँ छीप तक देख लइए तहिना लाल भाइक मन देखलकैन तँ मुदा बच्चासँ कौलेज तकक बीतल जिनगीक काजसँ भेँट नइ भेने जहिना पहाड़ बनि अज्ञान जिनगी आगूमे ठाढ़ भेल रहैए तहिना लालो भायकेँ भेबे केलैन। एक संग आएल चारू काजकेँ तहियबैत-सरियबैत पहिल नम्बरक काज अगुएलैन। पोती बिआहक काजक अन्तिम प्रक्रिया

काल्हि नइ सम्पन्न भऽ जाएत तँ एकेटा दिन बिआहक आगू शेष अछि, साले सम्पन्न भऽ जाएत! सालक महतपूर्ण परिवारिक काज पूर नइ भेने परिवार तँ धकाल खेबे करत। आगू सालक तँ आगू काज अछि, तइमे जँ पैछला सालक महतपूर्ण काज छुटि जाएत, जइमे अर्थक खर्च संगे समैयक खर्च सेहो हेबे करत। जखने से हएत तखने ऐगला साले अ-असथिर भऽ जाएत! तखन? मुदा उलझनो तँ असान नहियेँ अछि। बेटीक बिआह पिताक माथक केहेन बोझ बनि ठाढ़ भऽ गेल अछि, सबहक सोझहेमे अछि।

लाल भाय अपन मनकेँ केतबो उत्साहित करैथ तैयो एक्काक घोड़ी जकाँ पएर पाछू घुसैक जाइन। घुसैक ई जाइन जे रहक समाजेमे अछि, समाज दिशाहीन बनि कन्यादानकेँ पहाड़ बना आगूमे ठाढ़ कऽ लेलक अछि, कन्यादान केतए हुअए, केना हुअए तइमे पुरना घटक सभकेँ गरदनियाँ दैत नवका घटक सभ भऽ गेला अछि। जहिना शीशोक गाछ वा अन्य ओहन गाछ जे जिनगीक संग-संग अपनामे शीलपन सिरजए लगैए जे सारील रूपमे जेते जुआइए तेते चमकैए तहिना विचारक बोनमे वौआइत-वौआइत लाल भाइक मन ऐठाम आबि गेलैन जे आइ कन्यादानक दिन पक्का कऽ काल्हि बिआहक पूर्वक अन्तिम प्रक्रिया पूरा कऽ नेनाइए।

व्रतक संग लाल भाय विचारकेँ काजक मुड़ी पकैड़ ऐगला सूचीमे रखलैन। एक काजक विचारक पाराग्राफ समाप्त होइते कथाक दोसर पाराग्राफ जकाँ दोसर काज धाँइ-दे विचार करए आगूमे खसलैन।

लाल भाइक आगूमे दोसर काज ई खसलैन जे आइ चारि बजे भोरे एकटा संगीक फोन आएल रहैन जे फल्लाँ संगी रहैत हमरा केण्डिडेटक विरोधमे काज कऽ रहला अछि। बिनु किछु जवाब देनहि लाल भाय फोन रखि नेने छला।

लाल भाइक जिनगी बहुआयामी छैन, जइमे गौ-पालन सेहो छैन। अपनो मन गवाही दैते छैन जे गौ-पालनेसँ ने गोबरधन पूजाक पाबैन सेहो होइए जइसँ अन्न सबहक बखारीमे अन्न भरल रहैए। गौ-पालनेसँ ने गजधन सेहो भेटै छै आ गौमुखी विचारक धार सेहो सदिकाल प्रवाहित होइए। मुदा प्रश्न एतबे नइ अछि।

प्रश्न अछि पौष्टिक अहार-ले दूधक जरूरत अछि, जे औत गाए-महींसक पालनसँ। मुदा ओ पलाएत केना से नान्हिटा प्रश्न नइ अछि। गाइक पालन-ले घासक जरूरत सेहो होइ छै, एक-आधटा जँ पोसौ चाहब ओकरो-ले घास चाही। बारहो मासक घास-ले खेतक संग पानियोंक जरूरत होइ छै, तैठाम एक दिस खेतक समस्या अछि, समस्या ई जे जिनका बेसी खेत छैन हुनके नमहरका नोकरी सेहो छैन। अपने की करता, केमहर करता? माल-जालक घास-ले बँटाइयो खेत के देत? हुनका ओइ घाससँ की भेटतैन। तँए गम्भीर प्रश्न अछि। एक दिस गामक बेरोजगार युवक गामसँ पलायन कऽ रहला अछि तँ दोसर अनुकूल परिस्थिति पैदा नइ हुअ देल जा रहल अछि।

गाइक सेवासँ जुड़ल लाल भायकेँ जहिना सम्बन्ध गाए-मालक डॉक्टर डा. किशोरीसँ तहिना दवाइ दोकानदार-साहित्य प्रेमी गोपीकान्तसँ सेहो जुड़ल छैन। मुदा जिनगी बहुविधि काजक सम्बन्धो तँ बहुविधि लोकोसँ हेबे करत। तँए अपन-अपन जिनगीक सीमा होइ छै जे लक्ष्मण रेखा सदृश होइ छइ। गोपीकान्तेक फोन लाल भायकेँ डॉक्टर किशोरीक सम्बन्धमे आएल छेलैन। एक दिस जहिना पंचायतक वार्ड सदससँ लऽ कऽ सरपंच, पंचायत समिति, मुखिया, जिला परिषदक चुनावक सुगबुगाहट बिहारमे अछि, तहिना केते राज्यमे एम.एल.ए.क सेहो छइहे। सौंसे देशेमे जखन चुनावी माहौल बनल अछि तखन अखन तँ बिहारक बच्चा-बच्चा घरक मुहथैरपर बैसल अछि..! एकाएक लाल भाइक मनक विचार मन पड़लैन। मन पड़लैन ई जे जखन भोँट खसाएब छोड़ि देलौं,

राजनीतिक मंच छोड़ि देलौं, तखन अनेरे गोपीकान्तक प्रश्न मन रखने छी। गाए पोसै छी, तँए डॉक्टर किशोरीसँ सम्बन्ध बना रखै पड़त, तहिना तँ गोपीकान्तो दवाइ-ले भेला, जहिना लाल भाइक सम्बन्ध गोपीकान्तसँ छैन तहिना गोपीकान्तोक सम्बन्ध डॉक्टर किशोरीसँ छैन्हे। तीनू गोरे तीनू गोरेक परीचितेमे छैथ।

एहेन स्थितिमे की करब से लाल भाइक मनमे एबे ने करैन। तहूमे सेकरेट मेटर छी, तीनियेँ गोरेक बीचक बात छी, तहूमे तीनू बुधिजीविये छी। जँ कोनो हवामे कनियोँ गन्ध निकैल जाएत तँ तीनूक बीचक सम्बन्ध कसाइन-कसाइन भऽ जाएत! तँए केकरोसँ पुछलो केना जाएत? जहिना सभकेँ होइ छै जे अन्हारमे चलैत-चलैत अन्हार कम हुअ लगै छै आ आँखिक इजोत बढ़ए लगै छै, जइसँ किछु फरीच देखए लगैए तहिना लाल भायकेँ भेलैन। नजैरकेँ फरिच होइते मन कुदि कऽ कहि देलकैन»

"जाबे प्रश्नक जड़ि नइ पकड़ब ताबेक जवाब अधखिजुए रहत।"

लाल भाइक एक मनक विचारमे दोसर मन अपन जिज्ञासा रखैत बाजल»

"अखन तँ गामक वार्ड सदससँ लऽ कऽ अमेरिकाक राष्ट्रपति तकक चुनावी माहौल अछि। मुदा लोक तँ अपन अधिकारक प्रयोग अपने करत ने। तहूमे विदेश-देशक बात जे गामो-घरमे अधिकार चाहे विकाउ भऽ गेल अछि चाहे ठकक ठकैती भऽ गेल अछि! एहेन स्थितिमे लोक अपन जीबैक बाट तँ अपने ताकत ने। भोँट खसबैक देखौआ प्रयोगमे एकटा अछि, ओ अछि नोटा भोँट। जेकर माने अछि जे हमरा मनोनुकूल या तँ राजनीतिक दले ने अछि वा दलवाहे ने अछि। भाय, जेहेन भगता रहत तेहने ने डलवाहो रहतै। एहेन स्थितिमे जँ अहाँ नोटा भोँट विचारि कऽ खसबै गेलौं आ केण्डिडेट सबहक एजेन्ट बुथपर नइ देखत? देखबे करत। जखने देखत तखने सभ अपना-अपना गिरहतकेँ

नइ कहत जे फल्लाँ भाय फल्लाँकेँ देख मुसकिया देलैन आ हमरा दिस तकबो ने केलैन? तखने ने सबहक मन गवाही देत- 'फल्लाँ फल्लाँकेँ भोँट देलखिन।"

जखने से भेल तखने लाल सागरमे खसब कि कारी सागरमे आकि प्रशान्त महासागरमे पहुँचब तेकर कोन ठेकान? मुदा जहिना बेसी खेलापर ढकार हुअ लगै छै तहिना लाल भायकेँ पेटसँ निकललैन»

"जे मंच छोड़ि देलौं पुन: जाएब नीक नइ। हँ! ओइ विषयक जे आगूक मूल छै, तेकरा पकैड़ चलब अछि।"

ढकारक पछाइत जहिना सबहक मन-पेट हल्लुक होइए तहिना लाल भायकेँ सेहो भेलैन। असथिर होइते मन पड़लैन»

"फोनमे गोपीकान्त की कहने छला? एतबे ने जे डॉक्टर किशोरी हमरा केण्डिडेटक विपरीतमे दोसर केण्डिडेटक संग दइ छैथ?"

असथिरसँ मने-मन लाल भाय विचार करए लगला। बहुआयामी जिनगीमे परिवारसँ लऽ कऽ देश-विदेश तक सम्बन्ध बनैए आ टुटैए, तैठाम अनेक रंग सखा-सम्बन्धित सेहो होइते छै, मुदा हमरा तीनू गोरेक बीच चुनावीक सम्बन्ध तँ नहियेँ अछि। ओ दुनू गोरेक माने डॉक्टर किशोरी आ गोपीकान्तक बीचमे कोन-कोन तरहक सम्बन्ध छैन, से केना बुझब? एहेन अनभुआर जगहमे अपने हेरा जाइ ईहो तँ उचित नहियेँ हएत। डॉक्टर किशोरीक गौंआँ केण्डिडेट छिऐन, पुश्तैनी केहेन सम्बन्ध रहलैन.., हमरा चलैत जँ ओइपर कोनो अवघात हएत, ई नीक नइ। जहिना विचारक सीमान होइ छै, जैठाम दोसर-तेसर आड़ि-मेड़ रस्ता-पेरा होइ छै तैठाम तँ लोक अपने नजैरसँ हिया कऽ देख अपने ने डेग बढ़ौत? विचारक पराग्राफक छीप लग पहुँचबो ने लाल भाय केला कि बिच्चेमे एक मन कहलकैन»

"भने सेकरेट मेटर छी, एकरा जँ बेसी सेकरेसी दऽ देबै तखन ओ

आरो बेसी सेकरेट भऽ जाएत, तँए नीक हएत जे जहिना आन-ले तहिना जँ डॉक्टर किशोरियो बाबू-ले सेकरेटे बना ली, ओ बेसी नीक हएत।”

अपन पहिल मन तँ लाल भाइक मानि गेलैन मुदा दोसर मन टोकि देलकैन»

“जँ गोपीकान्त तगेदा करैथ तँ?”

पहिल मन बाजल»

“की तगेदा करता यएह ने अहाँ जे कहने रहितिऐन तँ ओ आबि कऽ अपन गलती सुधार करितैथ, से नै केने हेतैन सएह ने?”

दोसर मन बाजल»

“समदिया बना समाद देलैन आकि सिपाही बना कहने छला जे पकैड़ कऽ नेने आउ! भेँट करैन वा नइ करैन, ई तँ किशोरीजीक मनक विचार छिऐन ओइमे हम केतए छी?”

नीक जकाँ निर्णए कइये ने पेने छला कि जहिना दाहा पाबैनक उपलक्षमे मरसिया गबैकाल गौनिहार गबैए जे ‘एक मरसिया खतम हुआ है दोसर शुरू होता है’, तहिना लाल भाइक मनमे तेसर काज कुदि कऽ खसलैन। खसिते मन बजलैन»

“काल्हि तँ सर-पोतीक बिआहक बरियाती औत, नौत-लियौन भेल अछि?”

जहिना भारी मोटा देख मोटैत वा सवारी भरल सवारीक घोड़ा हदिया जाइत जे उठाएब कठिन अछि, तहिना लालो भायकेँ भेलैन। अक्-बक् दुनू बन्न भऽ गेलैन। खग जानए खगक मन-बात। चाहे ओ चिड़ै रूपमे बुधि हौउ आकि खगल रूपमे खगाएल खग। गंगाकातक लोक सभ दिन गंगेमे नहाइ छैथ आ दूर हटल लोककेँ मनेमे रहै छैन जे ‘गंगा नहाएब’ तँए कि गंगा नहाएबक सभटा धरम सबदिने नहेनिहारकेँ भऽ जेतैन आ शेष बाँकी किछ रहबे ने करत जे दोसर-तेसरकेँ हएत..?

बोझ-तर दबल लाल भाइक मनमे ‘सासुर जा हएत कि नइ जा हएत’ ऐ सुरागमे अपन विराग-मन ठेलि देलकैन। ठेलाइते मन फुनफुनेलैन»

“सासुरक चारिम पीढ़ीक विआहक उत्सव छी, चारि पीढ़िक सर-सम्बन्धी सभसँ भेँट-घाँट हएत, आरो नीक-बेजा जे हौउ मुदा जीवित भेँट तँ हेबे करत। तेकरा छोड़ब नीक हएत? आइक परिवेशमे लोक रस्ते-पेरे बिआह रचि माइयो-बापकेँ नहि निमंत्रित करै छैथ, मुदा संस्कार आ संस्कार गीत वएह गबै छैथ! यएह तँ छी आजुक परिवेश! जे परिवेश जेकरा-ले जे हौन मुदा अपन परिवेश जँ अपना मनोनुकूल बना नइ चलब तखन ओइ बीचमे स्वतंत्र अधिकारक महौते की?”

ई बात मनमे अबिते लाल भाय विचारि लेलैन जे नौत पुरए काल्हि सासुर जरूर जाएब। मुदा लगले जहिना रथक घोड़ाक मुखारी पाछूसँ खिचाइते घोड़ा ठमैक जाइए तहिना लालो भाय ठमकला।

एक दिस घर-परिवारक काजसँ बोझिल लाल भाय, तैपर सर-सम्बन्धीक बोझ सेहो आगूमे आबि ठाढ़ भऽ गेलैन। बिआहक नौत छी, रौतका प्रमुख काज छी, माने बिआह। ओ काज एक दिस महिला सबहक छिऐन, दोसर दिस बरियातीक सनोमान करब जइमे बरियातीकेँ खुएनाइ-पीऔनाइ आ यज्ञक अन्तिम प्रक्रिया बर-कनियाँकेँ अरियाति कऽ विदा करब अछि, जे यज्ञक फल भेल, ओ काज सभसँ उपयुक्त तँए ओइ समयपर जरूर पहुँचब अछि। बीचक जे किछु प्रक्रिया भेल ओइमे जँ कमी-बेसी भेल, ओकरो विदाइ करैत ने नव सम्बन्ध स्थापित हएत।

जिनगीक क्रियाक सरियाइत काज देखते लाल भाइक मन टुसिएलैन। टुसियाइते बुदबुदेलैन»

“जँ भरि दिनक काज गर अँटि जाए, मात्र करबटा बाँकी रहल, तँ वएह ने शुभ लग्न भेल। आइ केते खर्च अछि जे हएत, जँ तेते पाइ

जेबीमे रहत तखन अनेरे जे चिन्तासँ मनकेँ दबने रहब, ओ चिन्ता प्रिय, माने अनेरो मनकेँ भरिएने रहब, लोकक वृत्तिक आवृत्ति भेलैन। भाय, काल्हि-ले काल्हि छै, आइ थोड़े काल्हि छी। काल्हि तँ भविस भेल, वर्तमान ने वीर्तमान भेल जेकर कीर्तमान बनबैक अछि।"

मन असथिर करैत लाल भाय आगू बढ़ैक विचार करिते रहेथ कि समधौत आबि गोर लगलकैन। मुँह उठा असिरवाद दैत पुछलखिन»

"बाउ, की हाल-चाल अछि?"

तइ बिच्चेमे समधौत बिआहक कार्ड आगूमे बढ़ा देलकैन। कार्ड खोलि पढ़ला तँ काल्हिये छोट भाएक बिआह छिऐन, तेकरे नौत-हकार-ले आएल छेलैन।

कार्ड पढ़िते लाल भाइक मन मन्हुआ लगलैन। मन्हुअए ई लगलैन जे एना जँ काजक उपरौज हएत तखन आदमी कइये की सकैए? बिआह सन संस्कारमे संस्कार भरैक अछि, असिरवादक अवसर छी आ तैठाम जँ जाइये ने पएब तखन हएत केना? गनल-गूथल सर-सम्बन्धी कुटुम-परिवार छैथ, एना किए सभ एके दिन काज बेसाहि लेलैन। लगले सूरमे माने विचारक कड़ीमे मने-मन निर्णय कऽ लेलैन जे जे पहिने विचारि नेने छी, से करब, तँए कहि दिऐन। अही असमंजसमे लाल भाइक मन ओझराएल रहैन कि बिच्चेमे समधौत कहलकैन»

"पापा, कहलैन अछि जे अपने जरूर उपस्थिति दर्ज कराबिऐ।"

समधौतक आग्रह सुनि लाल भाइक मन पीड़ित जकाँ पीता गेलैन। भेलैन जे ठाँहि-पठाँहि कहिऐन जे एना अनेरे सभ कियो माने सभ सम्बन्धी एके दिन किए काज ठेक लेलौ। मुदा बाल-बोध लग बजलो केना जाए। तँए लाल भाय चुपे-चुप रहैथ मुदा मन मन्हुआइत रहैन। तइ बिच्चेमे समधौत कहलकैन»

"बाबूजी, धड़फड़मे काज ठीक भेल तँए धड़फड़ीमे एना भेल।"

काजक असथिर प्रक्रियाक बीच धड़फड़ी सेहो कहियोकाल समयानुसार आबि जाइ छै, सभ माए-बाप चाहैए जे जेते जल्दी बाल-बच्चाक बोझ  माथपर सँ उतैर जाएत ओते जल्दी ने बाल-बच्चाक कर्जासँ छुटकारा भेटत। जिनगीक बहैत धारमे एतबे ने जरूरी अछि जे माता-पिताकेँ पार लगबैत श्रद्धा-सुमन दैत बाल-बच्चाकेँ घर बसा कऽ जिनगीकेँ स्वतंत्र बना ली।

समधौतकेँ आग्रह करैत लाल भाय कहलखिन»

“बाउ, आइ रहि जाउ, कनी निचेन होइ छी, तखन नीक जकाँ गप-सप्प करब।”

लाल भाइक मनमे रहैन जे अपने जइ काजक सूत्रपात करए जा रहल छी, तइमे दुनू गोरे माने सासुरक सारो आ समधियौरक समैधो, काजक अन्तिम दौड़मे पहुँचल छैथ, तँए किए ने एक सर-सम्बन्धीक परिवारमे काजक की दूरी अछि आकि नजदिकी। जाबे से नइ बुझब ताबे सर-सम्बन्धीक बीच दब-उनार होइते रहत जइसँ किछ काज प्रमुख आ किछ गौण होइत रहत, जे विचारक दिशाकेँ झकझोरत। लाल भाइक मन औनए लगलैन। तैबीच कानमे समधौतक ई बात सेहो आबि गेलैन»

“अखन काजक धुमसाही अछि, बहुत ठीमन जाइक अछि नइ अँटकब।”

कहि समधौत मोटर साइकिल पकैड़ लेलक। दरबज्जा तक अड़ियबैत  लाल भाय बजला»

“जखन सभ अपने सिरे नचे छी, तखन अपन-अपन सम्हारू।”

❑ **साभार : गाछपर सँ खसला**

| | |
|---|---|
| एक तम्मा सिदहा | वर्थ डे |
| एक घोंट पानि | सजल स्मृति |
| करतब | सेहन्ता |
| पहाड़क बेथा | धोखा |
| उदय-प्रलय | एक मुठी घास |
| | |
| खेतक बँटवारा | डुमैत जिनगी |
| पैंतीस साल पछुआ गेलौं | हूसि गेल |
| माघक चाह | ठेलाबला |
| घबाह ट्यूशन | जीविका |
| चोर-सिपाही | धर्मनाथ |
| | |
| उरीन | किरदानी |
| गुणहीन | भरमे-सरम |
| बड़की माता | धोखा केतए भेल |
| पोखला कटहर | मीनी भ्रष्टाचार |
| राकशे रहि गेलौं | सोमनाकाका |
| | |
| मुफतिया माल | पटियाबला |
| हेराएल जिनगी | रिक्साबला |
| करिछौंह मुँह | पसेनाक धरम |
| कियो ने पुछैए | दूधबला |
| अँगनेमे हेरा गेलौं | केना जीब? |

सझिया खेती
सतभैंया पोखैर
दनियाँ डाबा
अर्जुन रोग
दोसराइत

उकड़ू समय
अवाक
कलंक : 1
बताहे बताह बनौलक
भैयारी हक

केकरा-ले केलौं
केकरो कियो ने
टुटली मरैया
बगबाइर
अपन मन अपन धन

एक धाप जमीन
भैयारी
साझी
सूदि भरना
सीमा-सरहद

चुनवाली
रेहना चाची
बुधनी दादी : 2
पुरनी नानी
एकबोलिया दादी

लछनमान
बिटगरहा
गलफूलू
लाही
पल भरि

छातीक हार
कोढ़िया सरधुआ
पहपैट
भोरक सपना
खोंटकर्मा

गपक पियाहुल लोक
धरमूदासक अखड़ाहा
हमरा नीक नहि लगैए
कर्ज : 1
आब नइ आगि लगैए?

घूर

एगच्छा आमक गाछ

प्रीगर शत्रु

दहेजुआ गाए

गठूलाक गारि

गण्डा

अब-तब

झूठे

उजगी

जेना हाथी रही

कनी हमरो सुनू

नोकरिहारा

अनका बेर ओंघी

लगबे ने कएल

ओ दिन

पान पराग

फोंक मकड़

झकास

ठोररंगू

हकार

ओझरी

दोती बिआह

कचहरिया रोग

नटकिया गति

भारीपन भार बनि गेल

दिन घटि गेल

पछताबा

परिवारक प्रतिष्ठा

पागलखाना

खाए चाहैए

गामे उपैट गेल

खतियाएल घर

किछु ने फुरैए

तिलकोरक तरुआ

पटोर

बेटाक चलैत

उग्रघारा

बेटीक कुभेला

दोहरी हाक

खिलतोड़

जिगेसा
लेहाज
जानक मोल
समर्पण
स्तब्ध

भोरक झगड़ा
शालीनता
पान
पवनक विवेक
हरवाहि

समरथाइक भूत
समता
सुखाएल सूरत
खजाना
मौसी

कर्ज : 2
टुटल मनक जुटान
ऐँठ साड़ी
अस्तित्वक समाप्ति
जाति नहि पानि

विदाइ
कर्तव्यपरायन सुगा
निशाँ
दान-दैछना
माइक वचन

मथाहाथ
पाइक मोल
गंजन
नमहर फेरा
अपन काज

बेटपन
उमेद
एकोटा ने
कथनी नै करनी
मुसाइ पण्डित

घरवास
भूल
बत्तीसोअना
पुरनी भौजी
अर्द्धांगिनी

पेटगनाह
गंगा नहेलौं
बकठाँइ
गुलेती दास
खर्च

डीहक बटबारा
मूलधन
छूआ
लफ साग
नहरकन्हा

डॉक्टर हेमन्त
मनुखक मूल्य
तीन जुगिया भाय
आश्रम नहि सोभाव बदली
मायराम

अपन सन मुँह
पाप आ पुण्य
चोरक चोरबती
मातृभूमि
कटा-कटी

शुभचिन्तक
विधवा बिआह
वैष्णवी भगवती
प्रेमी
शंका

हरदीक हरदा
बेरपर
झगड़ाउ-झोटैला
फॉगु
बुड़िबकहा बुड़िबक बनौलक

मुइलो बिसेबैन
प्रतिभा
केतौ नै
हमर कोन दोख
असगरे

उलबा चाउर
पतझाड़
धरम काँट
तिलासंक्रान्तिक लाइ
कठफल

असहाज
बाबा बेलेश्वरनाथ
भौँटक गहमी
जेतए जे हौउ
नौमीक हकार

एकतीस मार्च
अगिलह
स्वर्ग आ नर्क
पीरारक फड़
मनकेँ फुसलबै छी

अकास दीप
माघ नहाइले जाएब
अतहतह
चौरचनक दही
तेतर भाइक कविता

अपन रोपल गाछी भुताहि
डभियाएल गाम
अखरा-दोखरा
गाछपर सँ खसला
सोनाक सुइत

बेटीक लिलसा
पुरान साड़ी
अभिनव अनुभव
अड़िकट्टा चोर
उझट बात

बहिन
मर्माहत
अलपुरिया बरी
दुधियाएल बरखा
चोरूक्का झगड़ा

त्राहि-कृष्ण
संकट
काँच सूत
बीरांगना : 2
सोग

विघटन
बगदल गाम
कलंक
उनटन
विद्गताक मद

| | |
|---|---|
| क्रान्तियोग | अनेरुआ बेटा |
| पाही पट्टी | कछमछी |
| गोहाइर | समदाही |
| मरियाएल मन | वारंट |
| मदैत नै चाही | एकाग्रचित |
| बोनिहारिन मरनी | गलगर भैंस |
| आशापर पानि पड़ल | प्रवल इच्छा |
| बुढ़िया दादी | अधखरूआ |
| बाबी | मोहरा |
| बुधनी दादी : 1 | भँसियाएल बाल-बोध |
| क्रियाशील | दूटा पाइ |
| समझौता | अपने केलहा |
| रत्न गमेवाक दुख | समुद्री विद्या |
| भाइक सिनेह | बीरांगना : 1 |
| हारि | अनुशासन |
| जाम | बिहरन |
| विदाइ-दैछना | हारि-जीत : 1 |
| टाइपिस्ट | अपसोच |
| गजपट खेती | अपन पुरखाक डीह |
| सुआद | खलओदार |

पढ़ल सुगा बौक
गेल माघ उनतीस दिन बाँकी
मान
बालमण्डली
नीक बोल

कियो ने
स्वरोजगार
झिसीक मजा
लतियाएल जिनगी
सजमनियाँ आम

त्रिकालदर्शी
सड़ल दारीम
बटखौक
स्मृति शेष
बिसवास

हाथी आ मूस
गामक बान्ह
पनचैती
भबडाह
दूरी

गामक मुँह फेर देखब
गुड़ा-खुद्दीक रोटी
चौकीदारी
देव उठान
अनदिना

सुमति
आशापर पानि फेर गेल
चर्मरोग
केतौ ने रहलौं
मुँह-कान

बाबाक बाग-बगिया
पुरस्कार
फुसियाह
गामक सुरता
कचोट

जेकर चुन तेकर पुन
एते दिन अपना-ले आब अनका-ले
रमैत जोगी बोहैत पानि
पनचैती पनपना गेल
जेठुआ गरदा

खसैत गाछ
केते लग केते दूर : 2
कुघाटक मृत्यु
ओऽ होऽ होऽ हूसि गेल
मुड़ियाएल घर

उचितवक्ता
हारि-जीत : 2
हँसीएमे उड़ि गेलौं
मनोरथ
धरती-अकास

विचार हेरा गेल
घर तोड़ि देलिऐ
आजुक जिनगीक आइ परीछा
दोहरी मारि
धुर बुड़ि तोरा बजै ने अबै छौ!

डकरा हाल
सीरक गाछ
परतीहा खढ़
गरदैन कट्टा बेटा
कर्जखौक

सुरता
सगहा
पकिया चेला
अनगढ़ चेतना
धोतीक मान

चुप्पा पाल
जन्मतिथि
दियरबा-भैंसुर
फज्झैत
भुतलग्गू आकि भविसलग्गू

सिरमा
मनुखदेवा
अप्पन-बीरान
सुभिमानी जिनगी
मरूभूमि

मइटुग्गर
आने जकाँ
उमकी
मुँहक खतियान
ओसार

५-५ टा कथाक १०० संग्रहक ई पंचदेव शृंखला मैथिलीमे पॉकेट-बुक्सक कमीकेँ पूर्ण करत। जतेक पन्ना, ततेक दाम, मोटामोटी दस-दस पन्नाक कथा। से पढ़ैयोमे सुभितगर आ कीनैयोमे सस्ता। एक उखड़ाहामे एकटा पॉकेट बुक्स खतम भऽ सकए, से साएगो पोथी साए उखड़ाहाक खोराकी भेल। श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक कथा-संसारसँ बीछल ऐ सभ रचनाक विषय-वस्तु अहाँक सामाजिक ज्ञानकेँ मोनो पाड़त आ बढ़ेबो करत आ अहाँकेँ सामाजिक प्राणी हेबाक बोधो कराएत। अहाँकेँ अधिकारक संग कर्तव्यक स्मरण कराएत, सरोकारी बनाएत। आ ई सभ मनोरंजनक संग भेटत। मैथिलीक ई पहिल पॉकेट-बुक्स सीरीज स्वागत योग्य अछि। **-गजेन्द्र ठाकुर**

**जगदीश प्रसाद मण्डलजीक रचना संसार :** 1. गीतांजलि, 2. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता- गीत संग्रह। 5. इन्द्रधनुषी अकास, 6. राति-दिन, 7. सतबेध- कविता संग्रह। 8. पंचवटी- एकांकी संचयन। 9. मिथिलाक बेटी, 10. कम्प्रोमाइज, 11. झमेलिया बिआह, 12. रत्नाकर डकैत, 13. स्वयंवर-नाटक। 14. मौलाइल गाछक फूल, 15. उत्थान-पतन, 16. जिनगीक जीत, 17. जीवन-मरण, 18. जीवन संघर्ष, 19. नै धाड़ैए, 20. बड़की बहिन, 21. भादवक आठ अन्हार, 22. सधबा-विधवा, 23. ठूठ गाछ, 24. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 25. लहसन, 26. पंगु, 27.आमक गाछी- उपन्यास। 28. कल्याणी, 29. सतमाए, 30. समझौता, 31. तामक तमघैल, 32. बीरांगना- एकांकी। 33. तरेगन, 34. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 35. शंभुदास, 36. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 37. गामक जिनगी, 38. अर्द्धांगिनी, 39. सतभैंया पोखैर, 40. गामक शकल-सूरत, 41. अपन मन अपन धन, 42. समरथाइक भूत, 43. अप्पन-बीरान, 44. बाल गोपाल, 45. भकमोड़, 46. उलबा चाउर, 47. पतझाड़, 48. लजबिजी, 49. उकड़ू समय, 50. मधुमाछी, 51. पसेनाक धरम, 52. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 53. फलहार, 54. खसैत गाछ, 55. एगच्छा आमक गाछ, 56. शुभचिन्तक, 57. गाछपर सँ खसला, 58. डभियाएल गाम, 59. गुलेती दास, 60. मुड़ियाएल घर, 61. बीरांगना, 62. स्मृति शेष, 63. बेटीक पैरुख, 64. क्रान्तियोग, 65. त्रिकालदर्शी, 66. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 67. दोहरी हाक, 68. सुभिमानी जिनगी, 69. देखल दिन, 70. गपक पियाहुल लोक, 71. दिवालीक दीप, 72. अप्पन गाम- लघु कथा संग्रह।

₹ 50

पल्लवी प्रकाशन
जे.एल.नेहरू मार्ग, तुलसी भवन
निर्मली, सुपौल, बिहार : 847452

9 789388 421683